# मू परियोजना (सत्य कथा पर आधारित)

**Project Moo**




मैथिली अनुवाद: गजेन्द्र ठाकुर MAITHILI TRANSLATION: GAJENDRA THAKUR

Maithili, English



सभ दिन आरा इन्डोनेशियाक अपन गामक हरियर कचोर खेतमे गाय सभकेँ देखैत छलीह। ओ सभ सुन्दर छल। एते पैघ आँखि, आ एते पैघ कान, आ नाम, सुन्दर पलक आ    भौंह केर संग। जखन आरा दस बरखक भऽ गेलि तखन ओ अपन माता-पितासँ पुछलक जे की ओ सभ गाय कीनि सकैत छथि। हुनकर इबू(१) कहलनि, "आरा, एकटा गाय रखबाक लेल बड्ड मेहनत करऽ पड़त।" आ हुनकर अयाह (२) कहलनि, "अहाँकेँ ओकरा सभ दिन साफ करऽ पड़त आ दूध दुहऽ पड़त।" आरा वचन देलनि जे ओ ई स भ  करत। ओ दृढ़ निश्चयी छलीह आ गायसँ प्रेम करैत छलीह!

१.इन्डोनेशियामे इबूक अर्थ होइत अछि माता।

२. इन्डोनेशियामे आयाक अर्थ अछि पिता।

Every day Ara watched the cows in the deep green fields in her village in Indonesia. They were beautiful. With such big eyes, and such big ears, and long, pretty eyelashes.

When Ara turned ten years old, she asked her parents if they could buy a cow. Her Ibu[1] said, “Ara, it will take a lot of work to keep a cow.” And her Ayah[2] said, “You’ll need to clean it and milk it every day.”

Ara promised that she would. She was determined and she loved cows!

[1] Ibu is mother in Indonesian

[2] Ayah is father in Indonesian



एक दिन हवा आर्द्र आ गरम छल। आरा गाय सभकेँ खेलैत देख रहल छलीह जखन हुनक माता-पिता हुनका लग एलाह आ कहलनि, "जँ हम सभ गाय कीनय जा रहल छी तँ किसान सभसँ गायक विषयमे सीखब आवश्यक अछि।" ओ सभ जे पहिल खेतमे गेल छलाह ओ अद्भुत छल ! शुद्ध आ स्फूर्ति आनैबला हवा छल, जेना गाछ आ बरखा रहने रहैए। खेतक गाय सभ हँसैत आ साफ छल आ पात सभ खा रहल छल। "हमर गाय सभ खुश अछि, तेँ बहुत दूध दैत अछि", एकटा किसान आराकेँ कहलक। ओ हुनका चिखबाक लेल किछु देलनि-ई मोटगर आ स्वादिष्ट छल।

One day the air was wet and hot. Ara was watching the cows play when her parents came to her and said, “If we are going to buy a cow, we need to learn about cows from farmers.”

The first farm they visited was amazing! It smelled fresh, like plants and rain. The cows at the farm were munching on leaves, smiling and clean.

“Our cows are happy, so they make lots of milk,” one of the farmers said to Ara. He gave her some to try - it was tasty, and thick.



दोसर फार्म अलग छल। गाय सभ मैलमे सानल छल। आ ऊंह! गन्ध। सभ ठाम कीड़ा छल, गायक आँखिमे काँची छल। "ई ठीक नै अछि", आरा सोचऽ लागल। "हम चाहैत छी जे ई गाय सभ खुश रहय।" जखन आरा दूधक बारे मे पुछलक तँ किसान सभ नै मे माथ हिला देलक। "हमरा सभकेँ अपन गायसँ बेसी दूध नै भेटैत अछि।"

The second farm was different. The cows were covered in dirt. And yuck! The smell. There were bugs everywhere, buzzing in the cows' eyes.

“This feels wrong,” thought Ara. “I want these cows to be happy.”

When Ara asked about the milk, the farmers shook their heads. “We don't get a lot of milk from our cows.”



ओइ राति आराकेँ नींद नै आयल। ओकर दिमाग उदास गाय सभ सँ भरल छल जकर पीठ पर मैल छल। "ककरो ओकरा सभक मदति करबाक चाही", ओ सोचलक। पहिने-पहिल ई बड्ड कठिन लगैत छल। ओ केना मदति कऽ सकैत अछि? तखन ओकरा एकटा विचार आयलः "भऽ सकैत अछि जे पहिल किसान दोसर किसानक मदति कऽ सकय।"

That night Ara couldn’t sleep. Her mind was full of the sad cows with the dirt all over their backs.

“Someone should help them,” she thought. At first, it felt so difficult. How could she help?

Then she had an idea: “Maybe the first farmers can help the second farmers.”



अगिला दिन भोरमे आरा अपन इबूसँ अपन विचारक विषयमे बात कयलनि। अपन माता-पिताक संग आरा गाय आ किसानक मददति करबाक योजना बनौलनि। शुरू करबाक लेल, ओ सब पहिल खेतमे वापस चलि गेलाह। आरा पुछलक जे की ओ आन किसान सभकेँ गायक देखभाल कैनाइ सिखा कऽ ओकर स भ क मददति करत। ओ सभ कहलकनि "हँ!" तखन ओ सभ दोसर खेत दिस चलि गेलाह। "अहाँक लग बहुत बेसी दूध नै अछि", आरा कहलक, "मुदा आन किसान अहाँकेँ देखा सकैत छथि जे कतेक बेसी भेट सकैत अछि।"

The next morning Ara talked to her Ibu about her idea. Together with her parents, Ara came up with a plan to help the cows and the farmers.

To get started, they went back to the first farm. Ara asked if they would help other farmers by teaching them how to take care of cows. They said “Yes!”

Then they drove to the second farm. “You don’t have very much milk,” said Ara, “but other farmers can show you how to get more.”



आरा किसान सभक बैठक आयोजित कयलनि। भेँटक दिन आरा घबराहट महसूस केलक। "जँ हम गायक मदति नै कऽ सकैत छी तखन की हएत?" ओ सोचऽ लागल। सभामे पहिल किसान सभ ठाढ़ भऽ गेलथि आ गाय नीकसँ रखबाक लेल अपन सुझाव देलनि। बैठकक बाद किसान लोकनि आराकेँ धन्यवाद देलनि। दिन कतेक उपयोगी रहल, आ सभसँ बहुत किछु सीखल गेल!

Ara organized a farmers meeting. On the day of the meeting, Ara felt nervous. “What if I can’t help the cows?” she thought.

At the meeting, the first farmers stood up, and shared their tips for keeping happy cows.

After the meeting the farmers thanked Ara. The day was so helpful, and everyone learned a lot!



एक दिन आराक माथ पर सूर्य खसि रहल छल। ओ आ हुनकर इबू गाय सभसँ भेंट करबाक लेल यात्रा पर जयबाक निर्णय लेलनि। सभ खेत बहुत साफ-सुथरा छल। गाय सभ पर कोनो कीड़ा वा माँटि नै छल, आ हवा ताजा कटायल पात सभ जकाँ महकैत छल। किसान लोकनि ई सेहो कहलनि जे हुनका स भ  लग आब बहुत बेसी दूध अछि!

One day the sun was beating down on Ara’s head. She and her Ibu decided to go on a trip to visit the cows.

All the farms were much cleaner. There were no bugs or mud on the cows, and the air smelled fresh, like cut leaves. The farmers also said they had much more milk!




एकटा किसान आराकेँ देखि मुस्कुरा देलक। हुनकर चेहरा घोंकचल आ दयालु छल। "हमरा सभ केँ सिखय मे मदद करय लेल बहुत बहुत धन्यवाद", किसान कहलक। "हम सभ अन्य किसान सभ सँ भेँट करय चाहैत छी, आ सुझाव साझा करय चाहैत छी।" अगिला बैठकमे आओर बहुत रास किसान छलाह। किछु किसान अपन मित्र आ पड़ोसीकेँ सेहो एबाक लेल कहि देने छलाह। भेँटक बाद आराक आयाह हुनका जोर-जोरसँ गरा लगा लेलक। ओ कहैत छथि, "अहाँ हमर समुदायमे बदलाव अनलौं।" "ई आश्चर्यजनक अछि जे केवल एकटा लड़की की कऽ सकैत अछि।"

One of the farmers smiled when he saw Ara. His face was wrinkled, and kind. “Thank you so much for helping us learn,” the farmer said. “We want to keep meeting other farmers, and sharing tips.

At the next meeting, there were many more farmers. Some of the farmers had asked their friends and neighbors to come too!

After the meeting, Ara’s Ayah gave her a big hug. “You made a difference to our community,” he said. “It’s amazing what just one girl can do.”



ओइ राति आरा आस्तेसँ सुतैले गेलीह, ओ सभ गाय आ लोक सभक बारेमे सोचलक जिनका ओ मदति कयने छलीह। "अहाँ कोनो उम्रमे बदलाव आनि सकैत छी", ओ गर्वसँ सोचलनि। ओकर अगिला बदलाव की हएत?

That night, Ara went to sleep slowly, thinking about all the cows and people she had helped. “You can create change at any age,” she thought proudly. What would be her next change to make?






गातीविधि १: आराक  उमेरक समूह जकाँ सोचब: ३-८ कौशलः सहानुभूति, आलोचनात्मक सोच सामग्रीः कोनो नै, किएए? कथा सभ हमरा सभकेँ एकटा काल्पनिक दुनियामे प्रवेश करबाक आ चरित्र, अनुभव आ घटना सभक सामना करबाक अवसर दैत अछि जे अन्यथा हम कहियो अनुभव नै कऽ सकैत छी। कथाक माध्यमसँ, हम सभ ओइ लोकक स्थान पर आबि सकैत छी जकर अनुभव हमरा सभसँ नाटकीय रूपसँ भिन्न अछि आ नव दृष्टिकोण लऽ सकैत छी। ऐ प्रक्रियामे अपना सभ अपन आसपासक दुनियाक एकटा नव दृष्टिकोण पर पहुँचैत छी।

केना? आराक यात्रा किछु सरल बातसँ शुरू भेलः जानवरक प्रति प्रेम। आराक कथाक आरम्भ पर विचार करू जखन ओ उदास आ लेभरायल गाय सभ देखलथि।

१. जँ अहाँ आरा होइ तँ की अनुभव हएत?

२. अहाँक विचारमे आराकेँ केना महसूस भऽ रहल हएत?

३. अहाँ केना जनैत छी?

४. की अहाँ एहन समयक बारे मे सोचि सकैत छी जखन अहाँ सेहो एहन महसूस कयलहुँ?

५. कोन बात हुनका गाय आ किसानक मददि करबाक लेल प्रेरित कयलक?

६. अगर अहाँ आरा होइतौं तऽ की करितौं?

**Activity 1**: Thinking like Ara
**Age Group:** 3-8
**Skill:** Empathy, Critical Thinking
**Materials:** None

**Why?**
Stories enable us to step into an imagined world and encounter characters, experiences, and events we would never otherwise experience. Through stories, we can step into the shoes of those whose experiences are dramatically different from our own and take on new perspectives. In this process, we arrive at a new appreciation of the world around us.

**How?**
Ara’s journey started with something simple: a love for animals. Think back to the beginning of Ara’s story when she saw sad and dirty cows.

1. How would you feel if you were Ara?
2. How do you think Ara might have been feeling?
3. How do you know?
4. Can you think of a time when you felt the same way?
5. What led her to helping the cows and farmers?
6. What would you have done if you were Ara?

गतिविधि २: सहानुभूति टिकट आयु समूहः ३-८ कौशलः सहानुभूति, सामाजिक-भावनात्मक बुद्धिमत्ता सामग्रीः कागचक टुकड़ा, पेंसिल किएक? अपन अनुभवकेँ लिखनेसँ युवा लोकनि जे किछु सिखने छथि तकरा आन्तरिक रूप देबामे सहायता भेट सकैत अछि। सहानुभूति टिकटक उपयोग कोनो कहानी वा गतिविधिक पैघ विचारकेँ सार- संक्षेप करबाक लेल कयल जा सकैत अछि। भावना सँ संबंधित प्रश्न युवा लोककेँ अपन भावनाकेँ दोसर सँ चिन्हय आर संवाद करै मे मदद करै छैक।

केना? सहानुभूति हमरा सभकेँ ई बुझबामे सहायता करैत अछि जे दोसरक जीवनमे की चलि रहल अछि आ अपन हृदयसँ सोचैमे सहायता करैत अछि। सवाल पुछला पर आराकेँ किसानक जीवनक बारे मे पता चलि गेल जे ओ ओकरा सभकेँ  केना सहारा दऽ सकैत छथि। आराक कहानी पढ़लाक बाद कागजक एकटा छोट-छोट टुकड़ा लऽ कऽ एकटा पेंसिल लऽ लिअ। आराक कहानी पढ़िकऽ एकटा बात लिखू या बनाउ जे अहाँ सिखलहुँ। सोचूः

१. आराक कथाक कोन हिस्सा अहाँकेँ प्रसन्न पड़ल?

२. आरा अ पन  पूरा यात्रामे जोखिम उठबैवाली आ समस्या-समाधानक रस्ता ताकैवाली  बनि आत्मविश्वास आ साहसी बनल रहबाक तरीका सिखने छथि। आरामे एहन कोन कौशल अछि जकर अभ्यास अहाँ करय चाहैत छी?

३. आराक बारेमे जानलाक बाद अहाँ कोन काज केँ अलग तरीका सँ करयबला छी? अपन सहानुभूतिक टिकट अपन कक्षमे लटका क ऽ राखू। दोसर कथा पढ़लाक बाद ऐ गतिविधिकेँ दोहराउ। शीघ्रहि अहाँ बहुत रास नव कौशल आ विचार सीखब!

**Activity 2:** Empathy Ticket
**Age Group:** 3-8
**Skill:** Empathy, Socio-emotional intelligence
**Materials:** Piece of paper, pencil

**Why?**
Writing down takeaways can help young people internalize what they've learned. Empathy tickets can be used to summarize big ideas of a story or activity. Feeling-related questions help young people recognize and communicate their emotions with others.

**How?**
Empathy helps us recognize what is going on in the lives of others and to think with our hearts. By asking questions, Ara learned about the lives of the farmers and how she could support them. After reading Ara's story, take a small piece of paper and grab a pencil. Write or draw one thing you learned from reading Ara's story. Think about:

1. What part of Ara's story made you happy?
2. Throughout Ara's journey, she has learned how to be confident and courageous while becoming a risk-taker and a problem-solver. What skill does Ara have that you want to practice?
3. What is one thing you are going to do differently after learning about Ara?

Hang your empathy ticket up in your room. After you read another story, repeat this activity. Soon, you will have learned many new skills and ideas!

गातोविधि ३: अन्य आयु समूहक प्रशंसाः ३-८ कौशलः सहानुभूति, सम्बन्ध-निर्माण सामग्रीः कागजक टुकड़ा, पैंसिल किएक? जखन नव दृष्टिकोणकेँ बुझब आ प्रत्येक दिन हम सभ जे योगदान पर भरोसा करैत छी ओकर सराहना करबाक तरीका सीखब तखन कृतज्ञताक अभ्यास करब एकटा महत्वपूर्ण गतिविधि अछि। निम्नलिखित गतिविधि युवा लोक सभक सुनबाक क्षमता विकसित करबाक आ अपन आसपासक लोकक प्रति हुनक समझ आ प्रशंसा गहन करबाक एकटा बढ़िया तरीका अछि।

केना? आराक माता-पिता एकटा परिवर्तनक रूपमे हुनक यात्रामे पैघ भूमिका निभौलनि। ओ सभ हुनका जोखिम उठयबाक लेल प्रोत्साहित करैत हुनकर समर्थन कयलनि किएक तँ ओ सभ जनैत छलाह जे सकारात्मक परिवर्तन केना बनाओल जा सकैत अछि जे युवा आजीवन जीवित राखथि। बदलामे आरा हमेशा अपन माता-पिताकेँ धन्यवाद दैत छथि आ हुनका सभकेँ कहैत छथि जे हुनक मार्गदर्शनकेँ ओ कतेक महत्व दैत छथि। आ जखन हम मूल्यवान अनुभव करैत छी तखन हम बेसी परिश्रम करबाक लेल तैयार रहैत छी आ चीजक संग बनल रहैत छी।

कोनो एहन व्यक्तिक लेल धन्यवाद पत्र लिखू या बनाउ जे अहाँक समर्थन करैत अछि। ई कोनो भाई-बहिन, माता-पिता, शिक्षक, वा मित्र भऽ सकैत अछि। एक बेर जखन अहाँ नोट लिखि लैत छी तँ सुनिश्चित करू जे ई ओइ व्यक्तिकेँ देल जाय जइ सँ हुनका पता चलय जे अहाँ ओकर आद्र करैत छी! अपन धन्यवाद टिप्पणी लिखबाक लेल नीचाँ देल उदाहरणक उपयोग करूः

**Activity 3:** Appreciating Others
**Age Group:** 3-8
**Skill:** Empathy, Relationship-building
**Materials:** Piece of paper, pencil

**Why?**
Practicing gratitude is an important activity when understanding new perspectives and learning how to appreciate contributions we rely upon each day. The following activity is a great way to cultivate young people's listening abilities and to deepen their understanding and appreciation of those around them.

**How?**
Ara's parents played a big role in her journey as a changemaker. They supported her by encouraging her to take risks because they knew learning how to create a positive change while young will last her a lifetime. In return, Ara always makes sure to thank her parents and tell them how much she values their guidance. And when we feel valued, we're willing to work harder and stick with things.

Write or draw a thank you note for someone who supports you. This could be a sibling, a parent, a teacher, or a friend. Once you write the note, make sure to give it to the person so they know you appreciate them! Use the example below to write your thank you note:

हम _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ केर लेल आभारी छी (नाम राखू जे अहाँ कोन बातक लेल आभारी छी) किएक तँ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ (जीवन मे ऐ सँ जे अन्तर अबैत अछि ओकर वर्णन करू। वर्णन स्पष्ट होइ!)। बिना..............................। तँ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ _ लेल धन्यवाद (वर्णन करू जे ओ की करैत छथि आ ई अहाँक जीवनकेँ केना प्रभावित करैत अछि। कम सँ कम दू टा चीजक नाम बताउ जे अहाँ ओकरा या ओकर समर्थन लेल कऽ सकय छी।)

I am thankful for ______________ (name what or who you are thankful for) because ______________ (describe the difference it makes in your life. Be specific!). Without ______________ (name what or who you are thankful for) ______________ (then describe what things would be like with it or them).

So thank you for ______________ (describe what they do and how it impacts your life. Name at least two things that you can do to support them or it.)

# असली आरासँ भेंट करू।

## Meet the real Ara



मू परियोजना आराक जीवन-भरिक परिवर्तनकारी यात्राक शुरुआत छल। एकटा युवा वयस्कक रूपमे आरा “अहा” शुरू कयलनि! परियोजना, जे एक सामाजिक पहल अछि जे इन्डोनेशियाक ग्रामीण क्षेत्रमे वंचित बच्चा सभ लेल घर पर रचनात्मक आ गुणवत्तापूर्ण शिक्षाक उपकरण प्रदान करैत अछि। ओ अशोकक संग एवरीवन ए चेंजमेकर मूवमेंटक सह-नेतृत्व सेहो कऽ रहल छथि जइ सँ युवा लोकनि परिवर्तनकारी बनबाक लेल अपन शक्ति प्राप्त कऽ सकैत छथि आ ओइ समस्या सभमे सकारात्मक परिवर्तन उत्पन्न कऽ सकैत छथि जकर ओ अपन समुदायमे बहुत परवाह करैत छथि।

The Moo’s Project was the beginning of Ara's life-long changemaking  journey. As a young adult, Ara started the Aha! Project, which is a social initiative that provides tools for creative and quality education at home for underprivileged children in rural areas in  Indonesia.

आराक अपन शब्दमे, "इंडोनेशियामे कोनो युवा व्यक्ति, विशेष रूपसँ एकटा छोट बालिकाक लेल अपन समुदायमे कोनो सामाजिक मुद्दाकेँ हल करबाक विचार करब, विचारकेँ वास्तविकतामे परिणत करबाक उल्लेख नै करब, कोनो मानक नै छल। मुदा, ई असम्भव सेहो नै छल। एकटा एहन कारणकेँ बुझबाक लेल सहानुभूतिक आवश्यकता अछि जकरा अहाँ योग्य बुझैत छी। भिन्न होयबाक लेल आ भिन्नता अनबाक लेल साहसक आवश्यकता होइत छैक। आ काजक संग आगू बढ़ै लेल (कम सँ कम) एक व्यक्ति क समर्थन जरूरी छै।"

She is also co-leading the Everyone a Changemaker Movement with Ashoka by enabling young people to find their power to be changemakers and create positive change to problems they deeply care about in their community.

In Ara’s own words, "It was not a norm for a young person, especially a little girl, in Indonesia to think of solving a social issue in their community, not to mention actualizing the idea into reality. Still, it was not impossible either. It takes empathy to realize a cause you deem worthy. It takes courage to be different and to make a difference. And it takes support from (at least) one person to move forward with the action."

# अशोकक बारे मे:

# About Ashoka

अशोकर्कें विश्वास छे जे तेजी सँ बदाले रहल दुनिया मे सभक फलब-फूलब लेल बदलावर्कें अनुकूल बनयबाक क्षमता आवश्यक छैक। अशोक एकटा वैश्विक समुदायक निर्माण कऽ रहल छथि जे एक एहन दुनियाक नींव राखि रहल अछि जतय सभ गोटे परिवर्तनकारी छथि। एवरीवन ए चेंजमेकर आंदोलनक केन्द्रमे बच्चा आ युवा लोकक बढ़बाक तरीकार्कें बदलबाक दृष्टि छैक जइ सँ सभ लग सभ लोकक हितक लेल बदलाव अनबाक शक्ति आ कौशल होइत छैक।

Ashoka believes the ability to adapt to and drive change is essential for everyone to thrive in a rapidly changing world. Ashoka is building a global community that is laying the foundation for a world where everyone is a changemaker. At the heart of the Everyone a Changemaker movement is a vision to transform the way children and young people grow up so everyone has the power and skillset to create change for the good of all.

**www.ashoka.org**

# वर्ल्डरीडरक बारे मे:

# About Worldreader

वर्ल्डरीडरक मानब छे जे पाठक एकटा नीकर दुनियाक निर्माण करैत अछि। हम विश्व स्तर पर भागीदारक संग डिजिटल पठन समाधानक संग कमजोर आ कम सेवा प्राप्त समुदायक समर्थन करै लेल काज करैत छी जे बच्चा सभ लेल साक्षरता आ कौशल गुणवत्ता परिणाममे सुधार करै मे मदद करैत अछि।

Worldreader believes that readers build a better world. We work with partners globally to support vulnerable and underserved communities with digital reading solutions that help improve literacy and learning outcomes for children.

**www.worldreader.org**

प्रोजेक्ट मू ऐ सत्य कहानी पर आधारित अछि जे केना एकटा लड़की जानवरक प्रति अपन प्रेमक उपयोग अपन समुदायमे सैकड़ों किसान आ गायक मदति करबाक लेल कयलक। ई बच्चा सभक चित्र पुस्तक अशोक आ वर्ल्डरीडरक बीच सहयोगक परिणाम अछि। एकर उद्देश्य सभ ठाम बच्चा सभकेँ परिवर्तनकारी बनबाक लेल प्रेरित करब आ सभ ठाम वयस्क सभकेँ हुनक यात्रामे सहयोग करबाक लेल प्रोत्साहित करब अछि।

*Project Moo* is based on the true story of how one girl used her love of animals to help hundreds of farmers—and cows—in her community.

This children's picture book is the result of a collaboration between Ashoka and Worldreader. It is intended to inspire children everywhere to become Changemakers and encourage adults everywhere to support them in their journey.